केतेटा दिन-रातिमे की सभ करैक अछि। जे सभ करैक अछि तइले केते उर्जा आ समैयक जरूरत अछि इत्यादि...।

समय तँ समय छी। ओ अहाँ विचारे नइ अपने विचारे अपने गतिये चलैत आबि रहल अछि, चलितो अछि आ आगूओ चलिते रहत। दिनो-राति एना सटल अछि जे रहत दिन आ देखबै जे राति अछि आ रहत राति तँ बुझि पड़त जे दिन अछि। माने ई जे दिनक बारह बजेसँ सेकेण्डो भरि आगू बढ़ने रातिक हिसाब हुअ लगैए आ बारह बजे रातिक पछाइत दिनक। मुदा ऐ पछड़ासँ अपनाकेँ कात रखैत अपन दिन-रातिक निरमान कऽ नेने छी। केने एना छी, अन्हारमे आँखि छोट पड़ि जाइए तँए दुनियाँक तामैन-कोरैन करैमे बाधा हएत मुदा घर-अँगना भरिक दुनियाँ बना, जइमे डिबिया वा बिजलीक बौल लगा इजोत करैत दिने जकाँ बना कऽ धऽ तँ सकै छी।

पढ़ैक विचार मनमे औनाइत रहए, मुदा अन्हारे-अन्हार पसरल। ने अकासमे शुक्ल पक्षक चान आ ने घरमे बिजली-लाइन, आ ने कोनो दोसर इजोतक जोगाड़। ओना, देशक आजादीक पैंसैठ बर्खक पछाइत बजलीक दर्शन गाममे भेल। जइ बीच तीन पीढ़ी ससैर कऽ आजादी-आजादी रटैत वंशक तीन सीढ़ी आगू बढ़ि गेल।

छोट-छीन हमर गाम रामनगर कोसिकन्हासँ बहुत हटल, कसवा कातक गाम छी । ओना, कोसिकन्हासँ हटल रहने कोसी बाढ़िक आकि कमला बाढ़िक आकि नेपालक बर्खाक संग पहाड़क पिघलल बर्फक धफाड़ नइ पड़ैए, सेहो नहियेँ कहल जा सकैए। कोसी बाढ़िसँ केतौ खूब उपजा हुअए आकि कोनो गामे गंगा लाभ भऽ जाए मुदा हमरा गामक तँ एते उपकार भेबे कएल जे चारि इस्वी क बाढ़ि भीत घरकेँ भगा, ईंटा-पाथर दिस पठेबे केलक। तँए कि लोक चारि इस्वीसँ पहिलुका भीत घरकेँ बिसरियो तँ नहियेँ सकैए।

उन्नैस साए साठि-बासैठक करीब दरभंगासँ आगू बढ़ि बिजली झंझारपुरो दिस घुसकल। तइसँ पहिने गामक लोक किए सोचता जे बिजलियो सँ समाजमे इजोत अबै छइ। गामे-गाम केतौ पानिक कहात, केतौ अन्नक कहात तँ छेलैहे आ अछियो।

लोकक स्थिति आजादीक समय बदसँ बदतर छल। जहिना शासनक तहिना जीविकोपार्जनक। झंझारपुर-फुलपरास बिजली पहुँचने गामो-गाममे बिजलीक चर्च उठल। तेकर पछाइत जे पंचवर्षीय चुनाव भेल, तइमे गामक बिजलियो मुद्दा बनल। संयोग नीक रहल, गामक पच्छिम-उत्तर भागकेँ पकड़ैत, इसान कोणसँ दछिन मुहेँ घूमि पुबरिया सौंसे गामक सीमा पकड़ने काज आगू बढ़ल।

रामनगरक बगलेक गाममे बिजलीक इजोत हुअ लगल। केते चुनावमे लोक बिजलीक आश्वासनपर भोँट बिलहलक, मुदा गामक आँखि बिजलीक मुँह नइ देखलक।

नब्बे इस्वीक पछाइत गाममे बिजलीक सरकारी मंजूरी भेटल, ठीकेदारक माध्यमसँ कोटानुकूल पोल पहुँचल। गामक कोटा! एकेटा टोलमे गड़ैत-गड़ैत पोल सठि गेल। जे जोगीकेँ मन भाबए से वैद फरमाबए।

सरकारोक संग मजबूरी, बिजलीक उत्पादने नइ, तँ बिलहाएत की ऐहवक फड़। ई टोल, उ टोलक माने एक टोल, दोसर टोल तैसंग गामक सभ टोलक लोक झंझट उठौलक। लूटमे चरखा नफ्फा होइते अछि। बिजली गाममे पहुँचबे ने कएल, पहुँच गेल गामे झंझट।

नव शताब्दीक पदारपन भेल, गामक एक टोलमे बिजली पहुँच गेल जइमे पोल गड़ाएल छल। एते दिनक जे झंझट छल तइमे आरो सुधार भेल। मुदा झंझट लधले रहल, कनी-मनी अखनो अछिए। रामनगर-ले बीस साए पनरह इस्वी शुभ रहल, बिजली लगि गेल। अपनो

घरमे लगल।

पानि पीला पछाइत जखन बिजलीक स्विचपर आँगुर देलौं तँ बिजली नहि। पढ़ैले मन ओंघरनियाँ मारए लगल। मुदा बिजलीक इजोत नहि। गैस लाइटपर टॉर्च देलिऐ तँ बर्नल भंगठल बुझि पड़ल। बुझि पड़ल जे कोनो पार्ट छुटि कऽ खसि पड़ल छइ।

जहिना घर अन्हार गुप-गुप तहिना मनो अन्हार गुप-गुप भऽ गेल। ओही गुप-गुप अन्हारमे लालटेन मन पड़ल। रैकक तरमे लालटेन राखल। झोलाएल। गरदा-माटिसँ सौंसे देह भरल। चिन्हमे एबे ने करए जे कहियो यएह रोशनी दइ छल जइ रोशनाइसँ लिखै-पढ़ै छेलौं। रैकक तरसँ लालटेन निकालि, ओकरा कपड़ासँ झाड़ि-झूड़ि-पोछि-पाछि चिक्कन बनेलौं, मुदा टॉर्चक इजोतमे केतबो चिक्कनसँ साफ केलौं तैयो दोग-सान्हिमे गरदा लगल रहबे करइ। शीशा साफ करैत जखन लालटेनक बर्नल खोललौं तँ खजाना भरल तेलमे सूतक बाती भीजि सोगर बनि जरैले तैयार देखलौं। देखते मन खुशी भेल।

सलाइ सोझहेमे रहए, लालटेन नेसि रोशनीकेँ प्रणाम केलिऐन कि तीन जुगिया भाय नजैरक सोझमे आबि गेला। मुदा रोशनीक भकभकीमे झल-फल होइत रहने नीक जकाँ चीन्ह नइ सकलयैन।

लालटेन उठा किताबक रैक दिस बढ़ेलौं तँ थकियाएल किताबक थाकसँ कोन निकालि पढ़ब, से ताँइयेँ ने कऽ पबैत रही। एके थाकमे ऋृग्वेद, उपनिषद्, वेदान्त दर्शन, श्रीमद् भागवत, महाभारतक संग तुलसीकृत रामायणिक संग अध्यात्म रामायण, वाल्मीकि रामायणिक संग वुद्धदेवक संग्रहावली, कबीरदासक बीजक, सूरदासक सूरसागर, जायसीक पद्मावतक संग विवेकानन्दक विचार सजल छल।

जँ पहिने विचारि नेने रहितौं जे फल्लाँ पोथी पढ़ब, तखन तँ अस्पतालक केहनो सम्पन्न लाश कक्षसँ नम्बर मिला सर्र दऽ निकालि

लइतौं, मुदा से भेल नहि। थाकि हारि असोथकित भऽ ओछाइनपर ओंघरा विचारऽ लगलौं, तँ बुझि पड़ल जे एतेकाल सँ अनेरे टप्पा-टोइया देलौं।

पोथी पढ़ब, मुदा कोन पोथी पढ़ब से विचार केने बिना ओझराएल छी। लगले मन पड़ि गेल- पोथी ने ही ज्ञान दिया है, पोथी ने गुमराह किया है...।

जखन पढ़ैले एतेकाल सँ मन ओंघरनियाँ दइए, तखन ओहन निर्दयी माइयो बनब नीक नहि जे बच्चा भूखसँ कनैत ओंघरनियाँ दिअए आ ओकरा दिस तकबो ने करिऐ।

लालटेनक इजोतक जे फकफकी रहै ओ टेमीक ऊपरक मोमड़ी जरैत काल तक फकफकाएल, मुदा जखन ओ अपन पुरान स्वरूपकेँ ज्योतिमे जरा लेलक, तखनसँ इजोतो फरिछा गेल। साफ, सुन्दर, सुहावन रोशनी अन्हारमे अपन रंग-रोशनाइ घोरि देलक। रोशनाइ घोराइते तीन जुगिया भाय अपन पोथी-पतरा नेने आगूमे आबि कहलैन-

“इजोतमे आँखि बन्न केने किए पड़ल छह, सुधीर?”

तीन जुगिया भाइक बात कानमे पड़िते आँखि सुरसुरा उठल। धड़फड़ा कऽ उठि भायकेँ गोड़ लागि ओछाइनपर बैसबैत अपनो बैसैत कहलयैन-

“भाय, आइ अहाँकेँ गंगा-कोसी धार जकाँ द्रुत गतिये बहैत देख मनमे असीम खुशी अछि।”

असीम खुशी सुनि, जहिना तराजूपर एक पलड़ामे वस्तु-जात आ दोसरमे बटिखाड़ा रखि तौलल जाइ छै तहिना तौलैत तीन जुगिया भाय बजला-

“सुधीर, आइ जेतए पहुँच गेल छी, तइसँ आगूओ देखब अछि आ पाछूओ केँ मन राखब अछि, जँ से नइ रखि चलब आ कहबै जे बेटा

परदेश गेने बापकेँ बिसैर गेल, से कहने थोड़बे हएत।”

तीन जुगिया भाइक विचार सुनि मन ठमकल। मुदा तेहेन ताड़-खजूर जकाँ विषयक जड़ि रोपि देलखिन जे बारह बर्खे जड़िये बन्हाएत। फरीच होइमे केते समैये रहल अछि जे ओछाइन धेने रहब। अपनो धड़फड़ाइत आ भाइयोकेँ धड़फड़बैत कहलयैन-

“भाय, जखन अपन मनक बेथा अपन रोशनीक रोशनाइ घोरि-लिखि कहऽ चाहै छी, तँ कहिये दिअ। मुदा सूर्योदयसँ पहिने अपन विचार समेट लेबए पड़त।”

जेना व्याकरणक संक्षेपण तीन जुगिया भायकेँ ठोरेपर रहैन तहिना बजला-

“तोरा अबूह बुझि पड़ै छह, फोरनसँ पेसतर हमर विचार उसैर जाएत।”

भाइक विचार सुनि मनमे भेल जे अपनो चुकने ने कहीं असले चुइक जाए। विचारकेँ सम्हारि कहलयैन-

“भाय, उपयोगीकेँ तेना फड़िया कहियौ जे अन्हारोमे रस्ता हेराए नहि। एकर माने ई नइ जे भूतकेँ भुतिया भूमिके छोड़ि दिऐ।”

हमर बात तीन जुगिया भायकेँ नीक लगलैन। बजला-

“सुधीर, बीतल समैयक संग बीतल जिनगी बीतल, एकर माने ई करवनो ने भेल जे ओ जिनगीए ने छल। जीवनक सभ किछु रहितो जिनगी समटल-बान्हल छल, तँए..?”

भाइक अलंकारिक शैली सुनि मनमे भेल विचारैमे जँ कनीयोँ तल-बिचल भेल, तखन तँ अनेरे देवतासँ दानव भऽ जाएत आ बिच्चेमे मानव हेरा जाएत। जखन मानवे हेरा जाएत तखन जाएब केम्हर! कहलयैन-

“भाय, एना जँ एकेटा शब्दकेँ बेर-बेर कहबै तँ हम भोथिया

जाएब। तँए कनी...।”

हमर बात सुनिते भाय मुस्की भरलैन। मुस्कीक संग मुहसँ निकललैन-

“सुधीर, भूमिकामे बेसी नइ कहबह, एतबे बुझि लएह जे शक्तिक रूपमे आगि अबैसँ पहिने हमर-तोहर पूर्वज ऐ धरतीपर स्वतंत्र रूपे विचरण करै छला, फल-फूल साग-पात सभ खाइ छला। दिन-रातिक बीच जीबैत एला, आगि एला पछाइत शक्तिक रूपमे उपयोग करैत आइ हम बिजलीक रोशनीमे पहुँच गेल छी।”

हूँहकारी भरैत कहलयैन-

“अइमे के काट-खोंट करत?”

जेना तीन जुगिया भायकेँ सह भेटलैन तहिना सम्हारि बजला-

“सुधीर, आगूक रोशनीक चर्च करैसँ पहिने एकटा मन रखिहह।”

मनमे भेल जे बजला किछु ने, तँ एकटा की भेल। पचीस-पचासमे ने एकटा, दूटा आकि तीनटा हएत आ जेतए किछु ने रहत तेतए एकटा की भेल? पुछलयैन-

“भाय, एकटा की कहलिऐ? मन रखैले कहलौं मुदा एकटा तँ दूटा होइए। एकटा होइए एकटा मिसिया आ दोसर होइए एक नम्मर काज, विचार, ज्ञान, रस्ता, जिनगी। से कनी बेरा कऽ पहिने कहियौ, तखन मन रखै जोकर जे एकटा हएत तेकरा राखब, जे नइ रखै जोकर हएत तेकरा एक नम्मरमे नइ राखब।”

भाइयोकेँ जेना हमर विचार नीक लगलैन। बजला-

“अपनो विचार सदिकाल यएह रहैए जे कोनो लाइ-लपटाइमे नइ रही आ ने केकरो लाइ-लपटाइ दिस ठेलिऐ।”

हूँहकारी भरैत कहलयैन-

"एहने चाहै छी।"

पहिने जेना सेरिया कऽ साँस खिंच लेलैन तहिना एके सूरे बजला-

"सुधीर, ठनका-पाथर भलें मनुखसँ पहिने जनम लऽ लेने हुअए, मुदा जहियासँ मनुख जनम लेलक तहियासँ कहियो ओकरा गुदानलक नहि।"

मनमे भेल जे बीचमे ई की कहि देलैन। सालक-साल देखै छी जे ठनकासँ केते लोक मरैए, पानिमे डुमि कऽ से मारि लोक मरैए आ गुदानलक केना नइ? फेर भेल जे भाय किछु छैथ तँ तीन जुगिया छैथ, अपने मने अबिसवासो करबकैं नीक नहियेँ कहल जाएत, कहलयैन-

"भाय, कनी नीक जकाँ विचारक खोंइचा छोड़ा कहबै तखन ने एक जुगियोकेँ मन रहतैन जे इलायचीक माने फोकले इलायची नहि, दनोबला इलायची होइते छइ। भलें संग-संग रहने ओकरो देह-हाथ ओहिना किए ने होउ।"

भायकेँ जेना नीक लगलैन तहिना बजला-

"बौआ सुधीर, किरिणो फुटैपर आबि गेल आ गपक मुँह- नाडेर छुटले रहि गेल, तँए नीक हएत... ।"

'नीक'क आगू की बजितैथ से तँ ओ जानैथ मुदा हमरो मन औगुता कऽ धड़फड़ा गेल तँए बिच्चेमे टोनी बना टोनि देलिऐन-

"भाय, ठनका-पाथरबला..?"

हुनको जेना मनमे नचिते रहैन तहिना बतीसो मोती छिटकबैत बजला-

"बौआ, केतबो ठनका-पाथर किए ने खसल-पड़ल मुदा ई बात झूठ छै जे हमर वंश जहियासँ धरतीपर आएल तहियासँ जीबित अछि।"

भाइक बात सुनि मनमे छह-पाँच उठऽ लगल जइसँ आँखियो आ

कानो हुनका दिससँ ससैर अपना दिस अबऽ लगल। जे भाय बुझि गेला। बिच्चेमे टोनीकेँ छिलैत बजला-

"बौआ, जँ वंश जीबित नइ रहैत तँ हमर जनम केना भेल। तँए हम जीबित वंशक जीबित मनुख छी।"

पूबमे सूर्यक लाली अन्हारमे बिजलीक इजोत जकाँ पसरऽ लगल। भाय बजला-

"बिजली बहुत पैघ सम्पैत मनुखक छी, तँए जे जेते उत्पादित पूजी बना उपयोग करता, हुनका ओते नीक हेतैन आ जे जेहेन करता से तेहेन पौता।"

❑ **साभार : मधुमाछी**

# आश्रम नहि सोभाव बदली

एकटा युवक उद्धत सोभावक छल। बात-बातमे खिसिया कऽ आगि-अंगोड़ा भऽ जाइत। जौं कियो बुझबै-सुझबै छेलै तँ ओ घर छोड़ि संयासी बनैक धमकी दिअ लगइ। युवकसँ परिवारक सभ परेशान रहैत। एक दिन पिता खिसिया कऽ संयासी बनैले कहि देलक।

घरसँ किछुए दूर हटि संयासीक आश्रम छेलइ। जे ओकरा बुझल छेलइ। घरसँ निकैल युवक सोझे संयासीक आश्रम पहुँच गेल। आश्रमक संचालक ओइ युवकक उदण्डतासँ परिचित छला। युवककेँ आश्रममे पहुँचते, संचालक रस्तापर आनै दुआरे पुचकारि कऽ लगमे बैसा विचार पुछलखिन। ओ युवक संयासक दीक्षा लइक विचार व्यक्त केलक। दोसर दिन दीक्षा दइक आश्वासन संचालक दऽ देलखिन।

दीक्षाक विधानमे पहिल कर्म छल गोसाँइ उगैसँ पहिने समीपक धारमे नहा कऽ एनाइ। आलसी प्रवृत्ति आ जाड़सँ डरैबला युवककेँ ई आदेश खूब अखड़लै। मुदा करैत की? निअम पालन तँ करए पड़तै।

कपड़ाकेँ देवालक खुट्टीपर टांगि युवक नहाइले गेल। जखन युवक नहाइले गेल आकि संचालक कपड़ाकेँ चिड़ी-चोंत कऽ देलकै। नहा कऽ थरथराइत युवक आएल तँ देखलक। तामसे आरो थरथराए लगल। मुदा करैत की?

दीक्षाक मुहूर्त्त संचालक सौंझुका बनौलक। ताधैर मात्र किछु फल-फलहरी खेबाक छेलइ। तँए ओइ युवक-ले नून मिलौल करैला परोसि कऽ थारीमे देल गेलइ। एक तँ करैला ओहिना तीत दोसर छुच्छे। कण्ठसँ निच्चाँ युवककेँ उतरबे ने करए।

भोरमे उठब, जाड़मे नहाएब, फाटल-चीटल कपड़ा पहिरब आ तैपरसँ तीत करैला खेनाइ! युवक खिन्न हुअ लगल। संचालक सभ बुझैथ। युवककेँ बजा संचालक कहलखिन-

“संयासी बनब कोनो खेल नै छिऐ। ऐ दिशामे बढ़निहारकेँ डेग-डेगपर मनकेँ मारए पड़ै छइ। परिस्थितिसँ ताल-मेल बैसा, संयम बरैत, अनुशासनक पालन करए पड़ै छइ। तखन कियो संयासी बनैए।”

भरि दिन युवक अपन प्रस्तावपर सोचैत-विचारैत रहल। तेसर पहर अबैत-अबैत ओ पुनः घुमि कऽ घर आबि गेल। संयम साधना आ मनोनिग्रहक नाउँए तँ संयास छी। जे घरोपर रहि लोक पालन कऽ सकैए।

सोभाव बदलने वातावरणो बदैल जाइ छइ।

❑ **साभार : तरेगन**

# मायराम

अमावस्याक राति, बारहसँ ऊपर भऽ गेल छल मुदा एक नै बाजल रहइ। डन्डी-तराजू माथसँ निच्चाँ उतैर गेल छल। सन-सन करैत अन्हार...।

नित्य नअ बजेमे निन्न पड़ैवाली मायरामकेँ आइ आँखिक नीन निपत्ता छैन, रातिक एक बजैबला अछि।

कछमछ करैत मायराम ओछाइनपर एक करसँ दोसर कर उनटैत-पुनटैत समय बीता रहल छैथ, अकैछ कऽ केबाड़ खोलि बाहर निकलली तँ काजर घोराएल रातिमे अपनो हाथ-पएर नै सुझि रहल छैन। जहिना करिछौंह दुनियाँकेँ आँखिसँ देखब कठिन होइत तहिना दसो दुआरि बन्न, मन खलियाएल बुझि पड़लैन। पुन: घुमि कऽ ओछाइनपर आबि ओंघरा गेली! दिन-रातिक बोध-विहीन मायरामक मन तड़ैप उठलैन-

“नैहर!”

पहिल सन्तान होइते सुदामा (मायराम) बाइसे बर्खमे विधवा भऽ गेली। गत्र-गत्रसँ जुआनी, फुलझड़ीक लुत्ती जकाँ छिटकैत रहैन। ओना, सरकारी रजिष्टरमे जुआन भऽ गेल छेली मुदा बत्तीसीक अन्तिम दाना नै उगल रहैन।

साँपक बीखसँ पतिक करियाएल देह देख अपनो मरनासन भऽ गेली। पथराएल आँखि टक-टक तकैत मुदा अन्हारसँ अन्हराएल। बगलमे डेढ़ बर्खक बेटा उठैत-खसैत अँगना-घर घुमैत-फिरैत। तैबीच हहाएल-फुहाएल शंकरदेव आँखिमे यमुनाक धार नेने पहुँचला। बहिन-बहनोइक रूप देख शंकरदेव अपन आँखिक नोर पोछि भागिनकेँ उठा छाती सटा सुदामाकेँ कहलखिन-

"बुच्ची, होश करू। दुनियाँक यएह खेल छिऐ। अहीं जकाँ नानियोंकेँ भेल रहैन। मुदा आइ केहेन भरल-पूरल परिवार छैन। एक-ने-एक दिन, ओहिना अहूँक परिवार दुनियाँक फुलवाड़ीमे फुलाएत।"

शंकरदेवक बात सुनि सुदामाक आँखि तँ खुजलैन मुदा बकार नइ फुटलैन। नर-नारीक करेजो तँ दू धारक दू माटि सदृश होइत अछि। बहनोइक पार्थिव शरीरकेँ जरबैक ओरियानमे आँगनसँ निकैल शंकरदेव समाज दिस बढ़ला।

पनरहम दिन बहिनकेँ संग नेने अपना गाम विदा भेला। गामक सीमानपर अबिते कन्नारोहट शुरू भेल। बच्चासँ बुढ़ धरि सुदामाकेँ छाती लगबए आगू बढ़ल।

वेचारी निसहाय भेल ओहिना पड़ल छेली जहिना चोंगरा परहक घर खसल-पड़ल रहैए। मुदा ताधैर गामक धरोहिक ऐगला अंक पहुँच गेल। एक्के-दुइए ढेरो छाती सुदामाक छातीमे सटि, चारू दिससँ पकैड़ टोल दिस बढ़ल। सुदामाक मनमे उठलैन जँ अपने कानब तँ समाजक कानब केना सुनबै? से नइ तँ समाजेक कानब सुनी जे आगूक जिनगी केना जीब...।

जहिना बीच आँगनमे माए ओंघरनियाँ दैत तहिना दरबज्जापर पिता भुइयेँमे पेटकान देने! अपन-अपन अथाह समुद्रमे सभ डुमल। के केकर नोर पोछत। दुनू पएर धोइ भतीजी गाराजोरी केने आँगन बढ़ली।

दुरुखापर पएर दैतै सुदामाक रूदनसँ बहराएल-

"हे मइया..!"

जहिना धड़सँ कटल अंग छटपटाइत तहिना माइक मन छटपटाइत रहैन। छटपटाइत कामिनीक मनमे प्रश्न-पर-प्रश्न उठए लगलैन। मुदा कोनो प्रश्नक सोझ रस्ता नै देख काँटक ओझरी जकाँ मन ओझराए लगलैन। एक ओझरी छोड़बैथ आकि बिच्चेमे दोसर लगि जाइन। की आगूक जिनगी लेल बेटीकेँ दोसर बिआह कऽ देब? मुदा फेर मन उनैट जानि जे जिनगी लेल सहचर तँ आवश्यक अछि!

की सहचर लेल पति आवश्यक अछि? मुदा जेते असानीसँ गुंथी खोलए चाहैथ ओते असानीसँ खुजबे ने करैन। तैबीच दोसर प्रश्न अकुँरि गेलैन- बेटीक संग नातियो अछि। जँ बेटी दोसर घरकेँ अपन घर बनौत तँ नातिक..? पुत्र हत्याक पाप केकर कपार चढ़त? की कुत्ता जकाँ पछिलग्गू एहेन सुकुमार फूलकेँ बना देब? अखन ओ दूधमुँह अछि, की बुझत? की अपन भूमि आ आनक भूमिक मर्जादा एक्के रंग होइत? की दोसरो घरमे ओहने ममता माइक भेटतै? मनुक्खेक क्रिया-कलाप ने कुल-खनदानक जड़िमे पानि ढारैए।

कामिनीक घुरियाएल मनकेँ राह भेटलैन। सुफल नारी जिनगी तँ वएह ने छी जेकरा आँचरक लाल मातृत्व प्रदान करैए। जइसँ वीणाक झंकृत मधुर स्वर हृदैकेँ कम्पित करैत रहै छइ। से तँ भेटिये गेल छइ। मुदा जहिना ठनकैत अकाससँ ठनका खसैत तहिना मनमे खसलैन-

"मुदा समाज?"

की मनुख-पोनगैक स्थिति समाजमे जीवित अछि?

सुदामाक सम्पन्न पितृ परिवार। अदौसँ श्रम-संस्कृतिक बीच पुष्पित-पल्लवित परिवार। जइसँ रग-रगमे समाएल अपन संस्कृति। ओना, सम्पन्नताक सीमा असीमित अछि, मुदा परिवारक आँट-पेट देख

अपन जिनगीक स्तर बना चलब सम्पन्नताक अनेको कारणमे एक प्रमुख छी। तँए सम्पन्न परिवार। ओना, आर्थिक दृष्टिए सुदामाक बिआह दब परिवारमे भेल छेलैन मुदा बेवहारिक दृष्टिए बरबैरमे छेलैन। कम रहितो गोरहा खेत छेलैन जइसँ खाइ-पीबैक कोताही नहि। किछु आगूओ बढ़ि ससरैत। सालक तेरहम मासमे घरक कोठी-भरली झाड़ि इजोरिया दुतियासँ भागवत कथाक संग हरिवंश कथा सुनि, भोज-भनडारा कऽ सामा-चकेबा जकाँ आगू दिस बढ़ैत।

बेटाक पालन आ धर्मक काज देख अपनो गाम आ चौबगलियो गामक लोक सुदामक नाओं 'मायराम' रखि देलकैन। बच्चासँ बुढ़ धरि 'मायराम' कहए लगलैन।

रविशंकरक परिवारमे चूल्हि नै पजरल। जखन सुदामा आएल तखन जे कन्नारोहट शुरू भेल, से भरि दिन होइते रहि गेल। कखनो बेसी तँ कखनो कम। चूल्हि नै पजरने टोल-पड़ोसक परिवारसँ थारी-थारी भात, दालि एतेक आएल जे राति धरि चलैत रहल।

सायंकाल रविशंकर आँगनक ओसरपर बैस, सुदामाक भावी जिनगी लेल पत्नियोँ आ बेटो-पुतोहुकेँ बैसा विचार करए लगला।

विचारोत्तर निर्णय भेल जे काल्हिए शंकरदेव सुदामाक सासुर जा खेती गिरहस्ती ताधैर सम्हारैथ जाधैर सुदामाक बेटा जुआन नै भऽ जाएत। तैसंग ईहो विचार भेल जे छह मास सासुर आ छह मास नैहरमे सुदामा रहत।

अठारह बर्ख पुरिते राहुलक बिआह भऽ गेल। नव परिवार बनि ठाढ़ भेल। शंकरदेव अपना ऐठाम चलि एला।

तीन सालक पछाइत रविशंकर आ पाँच सालक पछाइत कामिनी मरि गेली। मुदा दुनू ठामक परिवारमे कोनो कमी नै रहल। हवाइ-जहाज जकाँ तेज गतिए तँ नहि, मुदा टायरगाड़ी सदृश असथिर सवारी जकाँ

परिवार आगू मुहेँ ससरए लगल।

मायरामक प्रति समाजक नजरिया सेहो बदलल। समाजक आन विधवा जकाँ नहि, जे कियो अशुभ बुझि कनछी कटैत तँ कियो पशुवत बेवहार लेल मरड़ाइत रहैत। बल्कि तीर्थस्थान जकाँ मायरामक परिवार बनि गेलैन। 'भागवत कथा'क संग 'हरिवंश कथा' आ भोज-भनडारा कऽ समाजकेँ खुआ सालक विसर्जन साले-साल मायराम करए लगली।

पाँच बर्खक पछाइत मायरामक भरल-पुरल नैहर कोसीक कटनियासँ धार बनि गेल। गामक बीचो-बीच सनमुख धार बहए लगल।

घटनो अजीब घटल। चारि बजे करीब बाढ़िक हल्ला गाममे भेल। किरिण डुमैत-डुमैत धारक कटनिया शुरू भेल। गामक सभ बाध नदिया गेल। उत्तर-सँ-दच्छिन मुहेँ बहए लगल। बाढ़िक बिकराल रूप देख गामक लोक माल-जाल, बक्सा-पेटीक संग ऊँचगर-ऊँचगर जमीनपर पहुँचल। नट-बक्खो जकाँ नव बास बनि गेल।

बाढ़िक गुंगुआहैट सुनि-सुनि लोक सभ किछु बिसैर अपन-अपन परान बँचबैक गड़ लगबए लगल। चारू कात बाढ़ि पसरल। जइसँ ईहो डर होइत जे जँ कहीं अहूपर पानि चढ़त तखन की हएत? अन्हरिया राति, हाथो-हाथ नै सुझैत। जीवन-मरनक मचकीपर सभ झूलए लगल। सबहक भूख-पियास मेटा गेल। जहिना दुखित नव बिआएल गाए-महींस बेथित आँखिए बच्चाकेँ देखैत तहिना सभ माए-बापक आँखि बाल-बच्चापर। मुदा मनुख तँ मनुख छी, जानवर तँ छी नहि जे हरियर घास देख बच्चो आगूक लूझि कऽ खा लइए। एना मनुख थोड़े करत। बाल-बच्चा लेल तँ मनुख अपन खूनकेँ पानि बनबैत, अपन सुआदकेँ छोलनी धिपा दगैत, अपन मनोरथ बच्चामे देखैए। अपन जिनगीकेँ बलिवेदीमे आहूत दइए।

भोरहरबामे हल्ला भेल जे बीस नमरी पुल कटि कऽ दहा गेल!

पुलक समाचार सुनि सबहक छाती डोलए लगल। पूव दिसक रस्ता बन्न भऽ गेल।

किछुए कालक पछाइत फेर हल्ला भेल जे बेटा संग रोगही पानिमे डुमि गेल। किछु काल धरि तँ हल्लामे बाते नै फुटैत मुदा तोड़ मारि हल्लामे विहियाति-विहियाति समाचार विहिया गेल। भाँसि कऽ केते दूर गेल हएत तेकर ठेकान नहि, तँए कियो आगू बढ़ैक हूबे ने केलक। जहिना एक टाँग टुटने गनगुआरि नै नेंगराइत तहिना एक गोरेकेँ मुइने समाज थोड़े नेंगराएत। एना सभ दिन होइत एलै आ आगूओ होइत रहतै...। हल्ला शान्त होइते शंकरदेव पत्नीकेँ कहलखिन-

"आब जान नै बँचत!"

"एते अन्हारमे केतए जाएब। भने ऐठाम छी।"

पत्नीक बात सुनि डेराइत शंकरदेवक मुहसँ निकलल-

"जँ अहूपर बाढ़ि चढ़ि जाएत?"

"सभ तूर संगे कोसीमे डुमि जाएब। कियो बँचब तखन ने दुख हएत। जँ दुख केनिहारे नै रहब तँ दुख केकरा हएत।"

पौरुकी घुटकल। आन-आन चिड़ै सुतले रहए। पौरुकीक अवाज सुनि शंकरदेवक मनमे दुभिक नव मुड़ी जकाँ, नव चेतना जगलैन। बजला-

"भिनसर होइमे देरी नै अछि। जँए एतेकाल तँए कनीकाल आरो। दिन-देखार तँ असगरो लोक अमेरिका चलि जाइए। अपना सभ तँ बाधक थोड़े रस्ता काटब।"

किरिण उगैसँ पहिने ऊँचकापर पानि चढ़ए लगल। चढ़ैत पानि देख हरविर्रो भेल। गाए-महींस, बक्सा-पेटी छोड़ि सभ अपन जान बँचबैक गड़ लगबए लगल। जहिना वैरागी दुनियाँकेँ मायाजाल मानि, छोड़ि, आत्म चिन्तनमे लगि जाइत तहिना माल-असबाव छोड़ि अपन-अपन

जान बँचाएब सोचए लगल। तही बीच बाँसक झोंझमे मैना सभमे तेना झौहैर उठल जेना केकरो वोनबिलाड़ि पकैड़ नेने होइ।

पूब दिस फीक्का गुलावी जकाँ अकासमे पसरए लगल। मुदा बिलटैत जिनगी आ डुमैत सम्पैतक सोग एक-एक बेकतीक मनक अन्हारकेँ आरो बढ़बैत रहइ। सुखल जमीनपर पहुँचते छोट-छीन आशा शंकरदेवक मनमे जगलैन। मुदा चारू बच्चो आ पत्नियोंक मनमे दुधाएल चाटल दानाक खखरी जकाँ बेर-बेर शंका खिहारैत जे हो-न-हो, फेर ने कहीं आगूए-सँ बाढ़ि चलि आबए...। तैबीच मिरमिराइत पत्नी शंकरदेवक मुँह दिस तकैत बजली- "एते लोकक गाममे एक्कोटा संगी नै देख रहल छी!"

"सभ अपने जान बँचबै पाछू अछि तखन के केकरा देखत।"

"जाबे लोक, भरल-पूरल रहैए ताबे दुनियाँ हरियर बुझि पड़ै छइ। मुदा...।"

"हँ, से तँ होइते छइ। मुदा...।"

"हँ, ईहो होइ छइ। अखन माए जीबैए, केतए वौआएब। बच्चो सबहक मात्रिके भेल, अपनो नैहरे भेल आ अहूँक सासुरे।"

पत्नीक बात सुनि शंकरदेव गुम भऽ गेला। मनमे चूल्हिपर खौलैत पानि जकाँ विचार तर-ऊपर हुअ लगलैन। बजला-

"कहलौं तँ बड़बढ़ियाँ। मुदा सासुरसँ नीक बहिन ऐठाम हएत।"

"केना?"

"जइ दिन वेचारीक ऊपर विपैत आएल छेलै तइ दिन यएह देह अपन घर-परिवार छोड़ि ठाढ़ भेल छेलइ। आइ की हमरे गाम-घर मेटा रहल अछि आकि ओकरो नैहर।"

"अहाँकेँ जे विचार हुअए।"

“विचारे नहि, विपैतमे लोकक बुधि हेरा जाइ छइ। जइसँ नीक-अधलाक विचार नै कऽ पबैए। मुदा अहीं कहूँ जे सासुरमे कान्हपर कोदारि लऽ कऽ खेत-पथार जाएब, से केहेन हएत? अपन जे दुरगैत हएत से तँ हेबे करत, मुदा दुनू परिवारक की गति हएत?”

बाढ़िक समाचार इलाकामे पसैर गेल। मायरामक कानमे सेहो पड़लैन। भाय-भौजाइक आशा-बाट तकैत मायराम बेटाकेँ संग केने आगू बढ़ली। मुदा किछु दूर बढ़लापर सोगसँ पथराएल पएर उठबे ने करैन। बाटक बगलक गाछक निच्चाँमे बैस बेटाकेँ कहलखिन-

“राहुल, पएर तँ उठबे ने करैए। केना आगू जाएब? ता तूँ आगू बढ़ि कऽ देखहक।”

छबो तूर शंकरदेव ऐ आशासँ झटकल अबैत जे जेते जल्दी पहुँचब ओते जल्दी बच्चा सभकेँ अन्न-पानिसँ भेँट हेतइ। रतुको सभ भुखाएले अछि। तैबीच राहुलक नजैर मामपर आ मामक नजैर भागिनपर पड़ल। नजैर पड़िते राहुल दौड़ कऽ ठाढ़े मामाकेँ गोड़ लागि मामीक कोराक बच्चाकेँ अपना कोरामे लैत बाजल-

“माइयो अबैए, मुदा डेगे ने उठै छेलइ। आगूमे बैसल अछि।”

राहुलक बात सुनि मामी बच्चा सभकेँ कहलखिन-

“भैयाकेँ गोड़ लगहुन।”

बच्चाकेँ कोरामे नेने आगू-आगू राहुल आ पाछू-पाछू सभ कियो विदा भेला। सभसँ पाछू शंकरदेव अपने। मन पड़लैन रौतुका दृश्य। केना छनेमे छनाक् भऽ गेल! जिनगी भरिक जोड़ियाएल घरक वस्तु-जात आगि लगने आकि बाढ़ि एने केना लगले नास भऽ जाइ छइ! मान-प्रतिष्ठा, गुण-अवगुण, केना छनेमे केतए-सँ-केतए चलि जाइ छइ! ठीके लोक बजैए जे दिन धराबे तीन नाम। अपने छी जे एक दिन बहिनक रक्षक बनि ऐ गाममे छेलौं आ आइ..! एक दिन गाड़ीपर नाह आ एक दिन

नाहपर गाड़ी! माटि-पानिक खेल छी। गंगा-यमुनाक बीच केतौ माटियो छै आकि खाली पानियेँ-पानि..!

किछु फरिक्केसँ भाय-भौजाइकेँ अबैत देख मायरामक मन ओइ धरतीपर पहुँच गेलैन जे सात समुद्रक बीच अछि। एक ओद्रक रहितो एक भिखारी दोसर राजा! मनमे उठलैन- परोपट्टाक लोक सिनेहसँ 'मायराम' कहै छैथ मुदा भैयाकेँ की कहतैन? की भैयाक कर्म बिगड़ल छैन? एक परिवारक बँचौल कर्म छैन। चान, सुरूज, धरती, ग्रह-नक्षत्र इत्यादि तँ अपना गतिए करोड़ो बर्खसँ नियमित चलि रहल अछि आ चलैत रहत, की मनुखोक गति ओहन भऽ सकैए, आकि चाने-सुरूज जकाँ मनुखोक चलैक एकबटीए अछि? ब्रह्मक अंश जीव रहितो की फुलझड़ीक लुत्ती जकाँ नै अछि? जेतए जेहेन जलवायु तेतए तेहेन उपजा-वारी! जँ केतौ वायु परानक रूपमे घट-घटकेँ आगू बढ़ैक प्रेरणा दैतो अछि, तँ वएह विषाक्त बनि परान नै लैत अछि?

गोलाक चोटसँ जहिना पोखैरक पानिमे हिलकोर उठैत आ आस्ते-आस्ते असथिर होइत चिक्कन आँगन जकाँ सहीट बनि जाइत तहिना मायरामक मन सहीट हुअ लगलैन। मुदा लगले नजैर उड़ि भतीजीपर गेलैन। भतीजीपर पहुँचते मन तरपए लगलैन। बाप रे बाप! एहेन दुरकालमे भैया केना इज्जत बँचौता? अपनो लग जमा किछु तँ नहियेँ अछि। साले-साल हिसाब फरिया लइ छी। हे भगवान! जँ केकरो दुखे दइ छिऐ आकि सुखे दइ छिऐ तँ तुलसी पात आकि दुभिक मुड़ी जकाँ खोंटि-खोंटि किए ने दइ छिऐ जे गुलाब-गेन्दा तोड़िए कऽ दऽ दइ छिऐ? लगले नजैर मायराम छिप्पा जकाँ छिहैल अपन मातृत्वपर पहुँच गेलैन। केना बेटाकेँ पोसि-पालि ठाढ़ केलौं आ ई सभ...। लुधकी लागल एकटा गाछ फड़बे करत तइसँ गामक सबहक मुँहमे थोड़े जाएत। जेते मनुख अछि ओकरा तँ धरतीसँ अकास धरि चाहिए, तखन ने जीबैक आजादी भेटतै..? मुदा लगले जहिना पानि ठंढेने बर्फक रूप लिअ लगैत तहिना

दूधसँ उपजैत दही जकाँ मायरामक मन सकताए लगलैन। साँस सुषुमा गेलैन। मनमे खौललैन- नैहर मेटा गेल तँए कि सासुरो मेटा गेल? जहिना भैया नैहरमे भैया छला तहिना अहूठाम भैया रहता। भगवान अपन कोखि अगते लऽ लेलैन तँए की भतीजीकेँ अपन कोखिक नै बुझब? ऐठाम जे अछि ओ की भैयाक नइ छिऐन? खेत-पथार, घर-दुआरि चलि गेलैन आकि हाथो-पएर चलि गेलैन? गुमे-गुम, जहिना मृत्युक अवसरपर गुम भऽ स्मरण कऽ निराकरणक बाट जोहल जाइत तहिना सभ कियो घरपर पहुँचला। ताधैर पुतोहु माने रोहितक पत्नी हाँइ-हाँइ कऽ खिच्चैड़ आ अल्लूक सन्ना बना, बाट तकैत रहथिन।

सबहक आँखि सभ दिस हुलैक-हुलैक वौआइत रहैन। तैबीच राहुलक कोरक छोटका बच्चा, घर देखते, बाजल-

“दीदी, बड़ भूख लगल अछि?”

बच्चाक बात सुनि मायरामक भक् टुटलैन। अनासुरती मन पड़लैन बटोहीकेँ जहिना इनारपर ठाढ़े-ठाढ़ पानि पिऔल जाइत तहिना ने अखन ईहो सभ छैथ। नहाय-धोइमे अनेरे देरी किए लगाएब। बजली-

“कनियाँ, भरि रातिक थाकल-ठेहियाएल सभ छैथ, तँए पहिने किछु खुआ कऽ अराम करए दियौन। गप-सप्प पछाइतो हेतइ। भोजन बादेक अराम तँ सोग कम करैक उपाय छी।”

❑ **साभार : सतभैंया पोखैर**

सझिया खेती
सतभैंया पोखैर
दनियाँ डाबा
अर्जुन रोग
दोसराइत

उकड़ू समय
अवाक
कलंक : 1
बताहे बताह बनौलक
भैयारी हक

केकरा-ले केलौं
केकरो कियो ने
टुटली मरैया
बगबाइर
अपन मन अपन धन

एक धाप जमीन
भैयारी
साझी
सूदि भरना
सीमा-सरहद

चुनवाली
रेहना चाची
बुधनी दादी : 2
पुरनी नानी
एकबोलिया दादी

लछनमान
बिटगरहा
गलफूलू
लाही
पल भरि

छातीक हार
कोढ़िया सरधुआ
पहपैट
भोरक सपना
खोंटकर्मा

गपक पियाहुल लोक
धरमूदासक अखड़ाहा
हमरा नीक नहि लगैए
कर्ज : 1
आब नइ आगि लगैए?

घूर
एगच्छा आमक गाछ
प्रीगर शत्रु
दहेजुआ गाए
गठूलाक गारि

गण्डा
अब-तब
झूठे
उजगी
जेना हाथी रही

कनी हमरो सुनू
नोकरिहारा
अनका बेर ओंघी
लगबे ने कएल
ओ दिन

पान पराग
फोंक मकड़
झकास
ठोररंगू
हकार

ओझरी
दोती बिआह
कचहरिया रोग
नटकिया गति
भारीपन भार बनि गेल

दिन घटि गेल
पछताबा
परिवारक प्रतिष्ठा
पागलखाना
खाए चाहैए

गामे उपैट गेल
खतियाएल घर
किछु ने फुरैए
तिलकोरक तरुआ
पटोर

बेटाक चलैत
उग्रघारा
बेटीक कुभेला
दोहरी हाक
खिलतोड़

बापक चलैत
गाम बिसैर गेल
ठकहरबा
समैयक बेरबादी
न्याय चाही

रिजल्ट
बाल बोध
अपन गारि अपन दुआरि
सरही सौबजा
अउतरित प्रश्न

पनियाहा दूध
कन्हा भँट्टा
फलहार
गावीस मोइस
निनिया देवीक आराधना

कनियाँ-पुतरा
मानसरोवर यात्रा
गामक शकल-सूरत
मितक प्रयोजन
चैन-बेचैन

पाइक इज्जत
माघक घूर : 1
मधुमाछी
मति-गति
नैहराक धाड़

माघक घूर : 2
चहकल विचार
राक्षसक झड़
सद्विचार
पोखरिक सैरात

मनकमना
कटौज
किछु ने
हथियाएल खुरपी
झुटका विदाइ

खुदियाएल
गलती अपने भेल
बत्तु
असिरवाद उलैट गेल
उड़हैड़

खटहा आम
बुधि-बधिया
एकता
उमेरक लेहाज
केते लग केते दूर : 1

जितिया पाबैन
धर्मक असल रूप
शिनीची सिनेह
नवान
असुध मन

महिरम
हाथक जिनगी
सिखबैक उपय
दनगर घास
ढकरपेँच

मुसरी आ घोड़ा
जाड़ फाटि गेल
मुँहक बात मुहेँमे
कनीटा बात
गोहिक शिकार

जारैनक दुख मेटा गेल
इज्जत उतैर गेल
चापाकलक पाइप
घसवाहि
चटवाह

दुरकाल
गामक कटान
मेटाइत जिनगी
कपटी मित
अजाति

परदेशी बेटी
घरदेखिया
ऊँच-नीच
ऑपरेशन
फेर पुछबैन

समधीन
कनमन
नमहर घरक चोइर
पटोटन
पुरुषार्थ

पेटगनाह

गंगा नहेलौं

बकठाँइ

गुलेती दास

खर्च

डॉक्टर हेमन्त

मनुखक मूल्य

तीन जुगिया भाय

आश्रम नहि सोभाव बदली

मायराम

शुभचिन्तक

विधवा बिआह

वैष्णवी भगवती

प्रेमी

शंका

मुइलो बिसेबैन

प्रतिभा

केतौ नै

हमर कोन दोख

असगरे

डीहक बटबारा

मूलधन

छूआ

लफ साग

नहरकन्हा

अपन सन मुँह

पाप आ पुण्य

चोरक चोरबती

मातृभूमि

कटा-कटी

हरदीक हरदा

बेरपर

झगड़ाउ-झोटैला

फॉगु

बुड़िबकहा बुड़िबक बनौलक

उलबा चाउर

पतझाड़

धरम काँट

तिलासंक्रान्तिक लाइ

कठफल

असहाज
बाबा बेलेश्वरनाथ
भोँटक गहमी
जेतए जे हौउ
नौमीक हकार

एकतीस मार्च
अगिलह
स्वर्ग आ नर्क
पीरारक फड़
मनकेँ फुसलबै छी

अकास दीप
माघ नहाइले जाएब
अतहतह
चौरचनक दही
तेतर भाइक कविता

अपन रोपल गाछी भुताहि
डभियाएल गाम
अखरा-दोखरा
गाछपर सँ खसला
सोनाक सुइत

बेटीक लिलसा
पुरान साड़ी
अभिनव अनुभव
अड़िकट्टा चोर
उझट बात

बहिन
मर्माहत
अलपुरिया बरी
दुधियाएल बरखा
चोरूक्का झगड़ा

त्राहि-कृष्ण
संकट
काँच सूत
बीरांगना : 2
सोग

विघटन
बगदल गाम
कलंक
उनटन
विद्गूताक मद

क्रान्तियोग
पाही पट्टी
गोहाइर
मरियाएल मन
मदैत नै चाही

बोनिहारिन मरनी
आशापर पानि पड़ल
बुढ़िया दादी
बाबी
बुधनी दादी : 1

क्रियाशील
समझौता
रत्न गमेवाक दुख
भाइक सिनेह
हारि

जाम
विदाइ-दैछना
टाइपिस्ट
गजपट खेती
सुआद

अनेरुआ बेटा
कछमछी
समदाही
वारंट
एकाग्रचित

गलगर भैंस
प्रवल इच्छा
अधखरूआ
मोहरा
भँसियाएल बाल-बोध

दूटा पाइ
अपने केलहा
समुद्री विद्या
बीरांगना : 1
अनुशासन

बिहरन
हारि-जीत : 1
अपसोच
अपन पुरखाक डीह
खलओदार

खसैत गाछ
केते लग केते दूर : 2
कुघाटक मृत्यु
ओऽ होऽ होऽ हूसि गेल
मुड़ियाएल घर

उचितवक्ता
हारि-जीत : 2
हँसीएमे उड़ि गेलौं
मनोरथ
धरती-अकास

विचार हेरा गेल
घर तोड़ि देलिऐ
आजुक जिनगीक आइ परीछा
दोहरी मारि
धुर बुड़ि तोरा बजै ने अबै छौ!

डकरा हाल
सीरक गाछ
परतीहा खढ़
गरदैन कट्टा बेटा
कर्जखौक

सुरता
सगहा
पकिया चेला
अनगढ़ चेतना
धोतीक मान

चुप्पा पाल
जन्मतिथि
दियरबा-भैंसुर
फज्झैत
भुतलग्गू आकि भविसलग्गू

सिरमा
मनुखदेवा
अप्पन-बीरान
सुभिमानी जिनगी
मरूभूमि

मइटुग्गर
आने जकाँ
उमकी
मुँहक खतियान
ओसार

सरोजनी

सुभद्रा

देखल दिन : 1

पड़ाइन

चास-बास दुनू गेल

बेटी हम अपराधी छी

भोलानाथ बाबा

घटक बाबा

इजोरिया राति

भँसैत नाह

शम्भुदास

शिवजीक डाक-बाक्

सजाए

छुटि गेल

कनफुसकी

फाँसी

गति-मुक्ति

बजन्ता-बुझन्ता

अप्पन हारि

कोसलिया

मुसहैन

बिसाँढ़

मत्हानि

तेरहो करम

बात-कथा सुनौलक

बेटीक पैरुख

गैत-वीध

बेवहारिक

ठका गेलौं

साए कच्छे

करिछौन लाली

बलजोर

गति-गुद्दा

कलम हानि कऽ

अकाल

भैंटक लावा

डंका

काल्हि दिन

इमानदार घूसखोर

सनेस : 1

बेर परहक भदवा

केलवाड़ी

हँसैत लहास

बलधकेल कटौज

कान फुटल कप

सड़क-कातक खेत

सनेस

छोटका काका

कुकुरपन

हमर बाइनिक विचार

आइ एम शॉरी

देखल दिन : 2

मेकचो

कामिनी

संगी

ठकुआएल भुसवा

बपौती सम्पैत

दादी-माँ

कचहरिया भाय

एक दिन

५-५ टा कथाक १०० संग्रहक ई पंचदेव शृंखला मैथिलीमे पॉकेट-बुक्सक कमीकेँ पूर्ण करत। जतेक पन्ना, ततेक दाम, मोटामोटी दस-दस पन्नाक कथा। से पढ़ैयोमे सुभितगर आ कीनैयोमे सस्ता। एक उखड़ाहामे एकटा पॉकेट बुक्स खतम भऽ सकए, से साएगो पोथी साए उखड़ाहाक खोराकी भेल। श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक कथा-संसारसँ बीछल ऐ सभ रचनाक विषय-वस्तु अहाँक सामाजिक ज्ञानकेँ मोनो पाड़त आ बढ़ेबो करत आ अहाँकेँ सामाजिक प्राणी हेबाक बोधो कराएत। अहाँकेँ अधिकारक संग कर्तव्यक स्मरण कराएत, सरोकारी बनाएत। आ ई सभ मनोरंजनक संग भेटत। मैथिलीक ई पहिल पॉकेट-बुक्स सीरीज स्वागत योग्य अछि। -**गजेन्द्र ठाकुर**

**जगदीश प्रसाद मण्डलजीक रचना संसार :** 1. गीतांजलि, 2. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता- गीत संग्रह। 5. इन्द्रधनुषी अकास, 6. राति-दिन, 7. सतबेध- कविता संग्रह। 8. पंचवटी- एकांकी संचयन। 9. मिथिलाक बेटी, 10. कम्प्रोमाइज, 11. झमेलिया बिआह, 12. रत्नाकर डकैत, 13. स्वयंवर-नाटक। 14. मौलाइल गाछक फूल, 15. उत्थान-पतन, 16. जिनगीक जीत, 17. जीवन-मरण, 18. जीवन संघर्ष, 19. नै धाड़ैए, 20. बड़की बहिन, 21. भादवक आठ अन्हार, 22. सधबा-विधवा, 23. ठूठ गाछ, 24. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 25. लहसन, 26. पंगु, 27.आमक गाछी- उपन्यास। 28. कल्याणी, 29. सतमाए, 30. समझौता, 31. तामक तमघैल, 32. बीरांगना- एकांकी। 33. तरेगन, 34. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 35. शंभुदास, 36. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 37. गामक जिनगी, 38. अर्द्धांगिनी, 39. सतभैंया पोखैर, 40. गामक शकल-सूरत, 41. अपन मन अपन धन, 42. समरथाइक भूत, 43. अप्पन-बीरान, 44. बाल गोपाल, 45. भकमोड़, 46. उलबा चाउर, 47. पतझाड़, 48. लजबिजी, 49. उकड़ू समय, 50. मधुमाछी, 51. पसेनाक धरम, 52. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 53. फलहार, 54. खसैत गाछ, 55. एगच्छा आमक गाछ, 56. शुभचिन्तक, 57. गाछपर सँ खसला, 58. डभियाएल गाम, 59. गुलेती दास, 60. मुड़ियाएल घर, 61. बीरांगना, 62. स्मृति शेष, 63. बेटीक पैरुख, 64. क्रान्तियोग, 65. त्रिकालदर्शी, 66. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 67. दोहरी हाक, 68. सुभिमानी जिनगी, 69. देखल दिन, 70. गपक पियाहुल लोक, 71. दिवालीक दीप, 72. अप्पन गाम- लघु कथा संग्रह।

₹ 50

पल्लवी प्रकाशन
जे.एल.नेहरू मार्ग, तुलसी भवन
निर्मली, सुपौल, बिहार : 847452

9 789388 421683